

# रीताक नव-स्कूलमे पहिल दिन Rita's First Day at Her New School

Level 4

**Original Publisher:** StoryWeaver Community
**Author:** Saadhvika M
**Illustrators:** Nicolene Louw , Kashmira Sarode, Maithili Joshi, Mayur Mistry, Rohit Bhasi, Rohit Kelkar, Seng Visoth, Shivam Thapliyal, Siraj Saxena, Wesley van Eeden
**Translator:** Gajendra Thakur

रीता अपन नवका स्कूल जा रहल छलि। ओ ऐसँ भयंकर रूपेँ दुखी छलि। ओकर कियो दोस-महीम नै बनै छलै, भने ओ कतौ हुअए। ई एना छल किएक तँ ओ भिन्न तरहक छलि। रीताक कोनो दोस-महीम नै। एकोटा नै।

रीताकेँ सभ स्कूलमे अनेरे खौंझाबैत छलै। ओकरा बूझल छलै जे ऐ नव-स्कूलमे सेहो ओकर कियो मित्र नै बनतै। "ई हमर पुरनके स्कूल जकाँ हएत," ओ उसाँसी लैत अपनेसँ बाजलि। Rita was going to a new school. She was terribly unhappy about this. She had no friends, no matter where she was. This was because she was *different*. Rita had no friends. No one.

Rita was always teased at school. She was sure, that no one was going to befriend her in this new school too. **'It's gonna be just like my old school**,' she sighed to herself sadly.



रीताक पैघ बहीन रीना ओकर कोठलीमे एलै, "रीतू! ", ओ बाजलि, "कोना छी? मन्हुआएल किए छी?"
"किछु नै बहिन", रीता उत्तर देलक।
रीनाक जौंआ रानी सेहो तखने आयलि- "छबाड़ी सभ, की भऽ रहल अछि?"
"रीतू दुखी अछि", रीना बाजलि, "हमरा अनुमान नै अछि जे ओकरा संगे की गलत छै?" Rita's elder sister Reena, came into the room. **'Hi, Ritu!'** she said. **'What's up? Why're you dull?'**
**'Nothing, Sister,'** replied Rita.
Reena's twin, Rani, came peeked in. **'Hey, guys! Anything's up?'**
**'Ritu's sad,'** said Reena. **'I can't guess what's wrong with her!'**

रानी कैं मोटामोटी बूझल छलै जे रीताकैं की चिन्तित कऽ रहल छै। "रीतू, की ई हमरा सभक नव-स्कूलकैं लऽ कऽ अछि?", ओ अनचोक्के पुछलक।
रीता धकाइत अछि। "ऊँ.. ई, ", ओ अन्तमे एना बाजलि।
"नव-स्कूलक विषममे की?", रीना पुछलक।
रीताकैं मुँहसँ शब्द निकालबा लेल ढेर समै लागि गेलै। मुदा आन्तमे ओ बाजलि- "मित्र सभ," Rani could almost guess what was bothering Rita. **'Ritu, is it anything about our new school?'** she asked suddenly.
Rita hesitated. **'Umm... yeah,'** she said at last.
'***What about the new school?***' asked Reena.
It took so long for Rita to bring the word out of her mouth, but at last she said, **'Friends,'**

रीना हँसलि। "ओहो रीतू! दोस्त लोकनि कोनो समस्या नै होइत छथि।""से अहाँ लेल", रीता उत्तर देलक। "कियो हमर मित्र बनऽ नै चाहैत अछि!" ओ कनबापर भेल मुदा रानी आ रीना ओकर उत्तर तुरत्ते देलकै।"रीतू, अहाँ अखने देखू," रानी बाजलि।" जखन अहाँ अपन पुरान स्कूलमे छलौं , हम सभ दोसर स्कूलमे छलौं, मुदा आब, हम सभ एक्के स्कूलमे रहब, से जँ अहाँकेँ लागय जे असगर छी तँ सोझे रीना बा हमरा लग आबि जाएब, मुदा हमरा पूरा बूझल अछि जे एतऽ अहाँकेँ नव दोस्त भेटत।"

Reena smiled. 'Oh, Ritu! Friends are not a problem!' 'That's for you,' replied Rita. 'No one will want to be friends with me!' Rita almost began to weep that Rani and Reena answered her so quickly.'Ritu, you just see,' said Rani. 'When you were at your old school, we were at a different school, but now, we all will be in the same school, so if you feel lonely, just come to Reena and me, but I can boldly say that you'll get a new friend,'

रीताकेँ बूझल छलै जे ओकर बहिन सभ सदिखन ठीके बजैत छथि, ओ मूड़ी डोलेलक आ स्कूल लेल तैयार भऽ गेलि। ओकरा आब कम डर लागि रहल छलै।
रीता अपन बैग पैक केलक । आ सभ चीज देखलक जे किछु छूटि तँ नै गेलै। ओ नीचाँ जा कऽ जलखै केलक। रानी आ रीना तखने जलखै लेल पहुँचै गेली।

Rita knew her sisters were always right, she nodded and got ready for school. She was less scared.
Rita packed her bag. And checked whether everything was there. She went down for breakfast. Rani and Reena had just arrived for breakfast too.

जखन बचिया सभ तैयार भऽ गेली, ओ सभ अपन माता आ पिताकेँ हाथ डोला कऽ अभिवादन कऽ स्कूल बसमे चढ़ि जाइ गेली। रीता रानी आ रीना लग बैसलि।
स्कूल बसक सभ छात्र ओकरा दिसि आँखि तरेड़ि कऽ देखै जाइ छल। रानी आ रीना तकरापर कोनो कान-बात नै देलनि, मुदा रीता विचलित छलि।

स्कूल एलापर सभ बससँ उतरै गेल। रानी आ रीनाकेँ अपन क्लासमे जेबाक छलनि, आ रीताकेँ अपन क्लासमे। आब हुनका असगरे रहबाक छलनि!
When the girls were ready, they waved to their mother and father and got into the school bus. Rita sat close to Rani and Reena. All the children in the bus were staring at them. Rani and Reena took no notice of it, but Rita was nervous.
They all got down when school came. Rani and Reena had to go to their classroom, and Rita had to go to hers. Now she had to be alone!

"गुडबाइ रीतू," रानी बाजलि। "बहादुर बनू!"रीना बाजलि।
"ठी...क," रीता कहलक। ओ अपन नव क्लासमे पहुँचि गेलि। ई रंगबिरंक आ सोहनगर छल। रीताकेँ ई नीक लगलै। मुदा ओ अखनो विचलित छलि।

सभ छात्र-छात्रा ओकरा दिस आँखि गुराड़ि कऽ देखलकै। रीता केँ भागबाक मोन भेलै। मुदा तखने वर्ग शिक्षक क्लासमे एली। ओ रीता समेत सभक दिसि देखि मुस्की देलनि।

**'Goodbye, Ritu,'** said Rani. **'Be brave!'** said Reena.
**'O-o..kay,'** said Rita. She walked into her new classroom. It was colourful and attractive. Rita rather liked it, but she was still nervous.

All the girls and boys started at her. Rita felt as if she wanted to run away. But then, at that time, the class teacher came in. She smiled at everyone, including Rita.

"गुड मॉर्निंग बच्चा सभ," ओ बजली।
"गुड मॉर्निंग मिस," सभ छात्र खुशीसँ बजला।
"लगैए ई हिनका सभक प्रिय शिक्षिका छथि," रीता सोचलक।

"से बच्चा सभ, ई छथि हमरा सभक नव मित्र!"रीता दिसि प्रेमसँ देखैत शिक्षिका बजली। रीताकेँ शिक्षिका दिसि सँ सहजताक अनुभव भेलै , मुदा दोस्त लोकनि... ई अखनो ओकरा चिन्तित कऽ रहल छल।

**'Good morning, children,'** she said.
**'Good morning, miss,'** said all the children happily.
**'So, prehaps this is their favorite teacher!,'** thought Rita.
**'So, kids, this is our new friend!'** said the teacher, smiling sweetly at Rita. Rita felt a bit okay about the teacher, but the friends... That was still bothering her.

छात्र सभक बीच खूब घोंघाउज भेलै।
"के सभ रीतासँ मित्रता करबाक लेल उत्सुक छथि?" शिक्षिका पुछलनि. सभ छात्र अपन हाथ उठेलनि। रीता कैं आश्चर्य भेलै।

सभ विज्ञानक क्लास रुचिपूर्वक केलनि। आ अगिला वर्ग छल खेला-कूदीक!! रीता नव-मित्र सभक संग खूब नीक जकाँ खेलेलक।

There were lots of chattering among the children.
**'Who's ready to be friends with Rita?'** asked the teacher. All the students raised their hands. Rita was surprised.
They all enjoyed the Science class. And the next period was Games!! Rita played happily with her new friends.

जखन रीताक भेँट फेरसँ रानी आ रीना सँ स्कूल बसमे भेलै , ओ सभ रीता लेल चिन्तित छली।
"अहाँक दिन केहन छल रीतू?" रीना पुछलक।
"आशा अछि जे ई खराप नै छल," रानी बाजलि।
"बाजी लगाउ, ई एकर स्कूलक सभसँ नीक दिन रहै!" बगलक सीटपर बैसल बच्चा बाजल।
ओ रवि छल, रीताक नव क्लासक एकटा छात्र।
"हँ रवि!" रीता खुशीसँ बाजलि।
ओकरा अपन माता, पिता, रानी आ रीनासँ स्कूलमे कएल सभ काजकेँ कहबाक हरबड़ी रहै! ई निश्चित रूपेँ ओकर आइ धरिक सर्वोत्तम दिन रहै! When Rita met Rani and Reena back again in the school bus, they looked anxious about Rita. **'How was your day, Ritu?'** asked Reena.**I hope it wasn't bad**,' said Rani.'**Bet it was the best day at school she's had!'** said a boy from the nearby seat.
That was Ravi, one of Rita's new classmate.'**Yes, Ravi!'** said Rita happily.
She couldn't wait to tell what she did at school to Mother, Father, Rani and Reena! It was indeed her best day ever!

## Story Attribution:

This story: रीताक नव-स्कूलमे पहिल दिन Rita's First Day at Her New School is translated by Gajendra Thakur . The © for this translation lies with Gajendra Thakur, 2022. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Based on Original story: 'Rita's First Day at Her New School', by Saadhvika M . © Saadhvika M , 2021. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

## Images Attributions:

Cover page: Happy girl going to school , by Mayur Mistry © Pratham Books, 2015. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 2: Floral background, by Wesley van Eeden © Book Dash, 2015. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 3: A Purple Butterfly, by Kashmira Sarode © Pratham Books, 2020. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 4: Blue background, by Seng Visoth © The Asia Foundation, 2017. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 5: Background, by Rohit Kelkar © Pratham Education Foundation, 2020. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 6: Teal background, by Shivam Thapliyal © Pratham Books, 2019. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 7: Pretty Pink, by Nicolene Louw © Book Dash, 2019. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 8: Red background with a dark red border, by Maithili Joshi © StoryWeaver, 2020. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 9: Yellow carpet, by Rohit Bhasi © Pratham Books, 2018. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license. Page 10: Blue balls, by Siraj Saxena © Pratham Books, 2012. Some rights reserved. Released under CC BY 4.0 license.

# रीताक नव-स्कूलमे पहिल दिन

# Rita's First Day at Her New School

(Maithili)

रीता सात बर्खक छात्रा अछि। ओकर स्कूल बदलि रहल छै आ ओ चिन्तित अछि जे एतय ओकरा नव-मित्र भेटतै आकि नै। उत्तर लेल पढ़ू जे की भेलै...Rita is a 7 year-old girl. She's changing school and is worried whether she will get friends there. Read to find what happens...

This is a Level 4 book for children who can read fluently and with confidence.